तोड़ि डीलरीक लाइसेंस बनेलौं हेन।"

नोकरीक गर नै लागब सुनि मिश्रीलाल पुछलकै-

"बौआ, जहिना कोनो परिवारमे चारि-पाँच भाँइक भैयारी रहैए। सभ किछु शामिले रहै छइ, मुदा सभ भाँइक पत्नीकेँ अप्पन-अप्पन सम्पैत सेहो छइ, जइमे भाइयो सभ चोरा-नुका शामिल भऽ जाइए, जेकर फल होइ छै घरमे आगि लागब, तहिना नोकरियो सभमे भऽ गेल अछि। जे कुरसीपर अछि ओ अपने सार-बहनोइक जोगारमे रहैए। कहीं केतौ बिकरियो होइ छइ। जेकर परिणाम बनि गेल अछि जे नोकरी केनिहारोक वंश बनि गेल अछि। देशक विकास केहेन अछि से तँ तूँ पढ़ले-लिखल छह, सभ किछु जनिते छहक। जँ कनी-मनी एक रत्ती आगूओ बढ़ि रहल अछि तँ ओइसँ बेसी ओइ नोकरिहाराक वंशमे नोकरी केनिहार बढ़ि रहल अछि। तँए देखबहक जे डॉक्टरेक बेटा डॉक्टर बनत। इंजीनियरेक इंजीनियर। केते कहबह। जे जेतै अछि ओ बपौती बुझि ओकरा पकड़ने अछि। तैबीच तेसरकेँ जे गति हेबा चाही सएह तोरो भेलह। तहूसँ बेसी जुलुम अछि जे किछु गनल-गूथल लोक अछि जे नोकरियो करैए, खेतो हथियौने अछि आ जे कोनो सरकारी योजना बनै छै ओकरो हड़पैए। जइसँ देखबहक जे केकरो सम्पैत राइ-छित्ती होइ छै आ कियो सम्पैत-ले लल्ल अछि।"

उमाकान्त-

"भैया, दुनियाँ-दारीक गप छोड़ू। अपना काजक विषयमे कहू।"

मिश्रीलाल-

"बौआ, अखन तूँ जुआन-जहान छह। मुदा जे काज करि कऽ अपना जीबए चाहै छह ओ गलती भेलह। तोरा सन आदमीकेँ डीलरी नइ करक चाही। हम तँ सभ घाटक पानि पिनाइ सीखि नेने छी। की नीक की अधला से बुझिते ने छिऐ। बुझह तँ नढ़ड़ा-हेल हेलै छी, तँए हमर

कारबार ठीक अछि। मुदा तोरा बुते नै हेतह।

उमाकान्त-

“किए?”

तैबीच चाह आएल। दुनू गोरे हाथमे गिलास लेलक। एक घोंट चाह पीब मिश्रीलाल बजला-

“देखहक, डीलरी दू दुनियाँक सीमा परहक काज छी। एक दिस सत्ताक दुनियाँ अछि आ दोसर दिस आम लोकक। गड़बड़ दुनू अछि।”

उमाकान्त-

“से की?”

मिश्रीलाल बुझबैत बजला-

“पहिने पब्लिकेक बात कहै छिअ। राशनक वस्तु चीनी-मटियातेल तँ हिसाबेसँ भेटैए। नामे छिऐ कोटा। जँ मनमाफित भेटैत तँ खुल्ला बजार रहितै, से तँ नइ अछि। गाममे किछु एहेन-एहेन रंगबाज सभ बनि गेल अछि जेकरा खाइ-पीबैले नै देबहक तँ भरि दिन अपनो आ अनको उसका-उसका रग्गड़े करैत रहतह। रग्गड़केँ तँ कोनो सीमा नै होइ छइ। जँ कहीं गोटे दिन लाठीए-लठौवैल भऽ जेतह तहन तँ लेनीक देनी पड़ि जेतह। दू पाइ कमाइले धन्धा करबह आकि कोट-कचहरीक फेड़मे पड़बह। बुझिते छहक जे कोट-कचहरी लोकेक पाइपर ठाढ़ अछि। ओइ साला रंगबाज सभकेँ की अछि। अपने किछु करतह नइ आ अनका काजमे हरिदम टाँगे अड़ौतह। गामक उत्पातसँ लऽ कऽ थाना-पुलिस, कोट-कचहरीक दलाली भरि दिन करैत रहतह। आब तोंही कहह जे बरदाश हेतह? नीक लोक-ले ऐ दुनियाँमे केतौ जगह नइ अछि। ओइ साला सभकेँ की छै, भरि दिन ताड़ी-दारू पीब ढहनाइत रहैए। ने छोट-पैघक विचार छै आ ने गारि-मारिक। तैपर सँ पंचायतक मुखियो आ वार्डो-मेम्बर सभकेँ कमीशन चाहबे करिऐ। पब्लिको तेहने अछि।

देखबहक जे केतेक एहेनो परिवार अछि जेकरा कोटाक वस्तुक जरूरत नइ छै जेना चीनी। मुदा ओहो कोटासँ चीनी उठा दोकानमे किछु नफा लऽ कऽ बेच लइए। जहन कि किछु परिवार एहेनो अछि जेकरा कोटाक वस्तुसँ खर्च नै पुरै छइ। अपनो आँखिसँ देखबहक जे दस-बीस कप चाह आने पीबै छइ। की ओकरा सभकेँ फाजिल नै देबहक? जखने एक गोरेकेँ फाजिल देबहक तँ दोसराक हिस्सा कटबे करत। एहेन स्थितिमे डीलरे की करत। आखिर ओहो तँ समाजेक लोक छी किने... ।”

उमाकान्त-

“सभ गोरे तँ कोटा उठैबतो नै हेतइ?”

मिश्रीलाल-

“हँ, सेहो होइए। मुदा ओ तहन होइए जहन कोटाक वस्तुक दाम आ खुल्ला बजारक दाममे अन्तर नै रहैए। मुदा जहन दुनूक दाममे अन्तर रहैए तहन जेकरो ने अपना पाइ रहै छै ओहो दोकानदार सभसँ अदहा-अदही नफापर पाइ लऽ कऽ समान उठा लइए आ बेच लइए। तेतबे नहि, ओहो चाहतह जे किछु फाजिले कऽ समान भेटए।”

मुँह बिजकबैत उमाकान्त बाजल-

“तब तँ बड़ ओझरी अछि।”

उमाकान्तक सोचकेँ गहराइ दिस जाइत देख मुस्कियाइत मिश्रीलाल-

“बौआ, एतबेमे छगुन्ता लगै छह। ई तँ एक दिसक बात कहलियह। अहूमे केते ओझरी छुटिए गेलह। जँ सेरिया कऽ सभ बात कहबह तँ सैंकड़ो ओझरी आरो अछि। आब सुनह ऑफिस, बैंक आ एफ.सी.आइ. गोदामक सम्बन्धमे। दौग-बरहा जे करए पड़तह ओकरा छोड़ि दइ छिअ। किएक तँ मोटा-मोटी यएह बुझह जे एक दिनक काजमे पनरहो दिनसँ बेसीए लगतह। जइमे समैयक संग पच्चीस-पचास पौकेटो

खर्च हेबे करतह।"

उमाकान्त-

"तब तँ बड़ लफड़ा अछि?"

मिश्रीलाल-

"लफड़ा की लफड़ा जकाँ अछि। जखने ब्लौक पएर देबहक आकि गीध जकाँ चारू-भरसँ अफसरसँ लऽ कऽ चपरासी धरि, नोंचए लगतह। कियो कहतह जे चाह पिआउ तँ कियो कहतह पान खुआउ। कियो कहतह सिगरेट पियाउ तँ कियो मिठाइ खुआउ। सुनि-सुनि मन मौहुरा जेतह। मुदा की करबहक। भीखमंगोसँ गेल-गुजरल चालि देखबहक। जेना अपना दरमाहा भेटते ने होइ। मुदा डीलरे की करत। अगर जँ सभकेँ खुशी नै राखत तँ काजे लटपटेतै। काजो तेहेन अछि जे एक्के टेबुलसँ नै होइ छइ। जेते टेबुल तेते खर्च।

..अखन हमहू औगताएल छी तँए नीक-नहाँति नै कहि सकबह। देखते छहक जे रजिस्टर तैयार करै छी, ब्लौक जाएब। मुदा तैयो एक-दूटा बात कहि दइ छिअह। सबहक तड़ी-घटी ने हम बुझै छिऐ।"

उमाकान्त-

"कनी-कनी सबहक बात कहि दिअ?"

मिश्रीलाल-

"औगताएलमे की सभ बात मनो पड़ै छइ। मुदा जे मन पड़ैए से कहि दइ छिअ। पहिने बैंकक सुनह। कोरियापट्टीमे दुनियाँलाल डीलर अछि। वेचारा बड़ मुँहसच्च। जहिना-जहिना समान बिकाएल रहै तहिना-तहिना पाइ रखने रहए। खुदरा समानक बिकरी तँए खुदरा पाइ। ऐगला कोटा-ले जहन बैंकमे जमा करए गेल तँ खुदरा पाइ देख बैंकमे लेबे ने केलकै। कहलकै जे ओते हमरा छुट्टी अछि जे भरि दिन तोरे पाइ गनैत रहब।

भरि दिन वेचारा छटपटा कऽ रहि गेल। बैंकसँ निकलबो ने करए जे पौकेटमार सभ ने कहीं पाइ उड़ा दिअए। दोसर दिन आबि कऽ हमरा कहलक। तामस तँ बड़ उठल। किएक तँ जेना मोटका पाइ सरकारक होइ आ खुदरा नहि! जहन पाइयेक लेन-देन बैंकमे होइ छै तँ गनैले स्टाफ राखह। मुदा की करितिऐ। दोसर दिन गेलौं। मनेजरकेँ कहलिऐ। तहन दू प्रतिशत कमीशनपर फरियाएल। आब तोंही कहह जे ई दू प्रतिशत कोन बिलमे चलि गेल? तहिना दोसर बात लएह- सप्लाइ इन्सपेक्टरक। इन्सपेक्टरक बदली भेल। नव इन्सपेक्टर बुझि पनरह-बीसटा डीलर ओकरा पाइ नै देलकै।

ओना, पचास रूपैए प्रति डीलर प्रति मास इन्सपेक्टरकेँ दइए। सभकेँ मनमे भेलै, नव हाकिम छैथ तँए छह मास तँ इमानदारी रखबे करता। ले-बलैया! जहाँ डीलर दोसर कोटाक सभ समान उठौलक आकि पराते भेने बिसनाथ डीलर ऐठाम पहुँच गेल! बिसनाथोकेँ कोनो डर मनमे नहि। किएक तँ समान ओहिना पड़ल छेलइ। घरपर अबिते इन्सपेक्टर चीनी काँटा करैले बिसनाथकेँ कहलकै। बिसनाथो तैयार भऽ काँटा करए लगल। पाँचो बोरा मिला कऽ चौदह किलो चीनी कमि गेलइ... ।”

बिच्चेमे उमाकान्त-

“किए, चीनी तौल कऽ नइ नेने रहइ?”

मिश्रीलाल-

“ई एफ.सी.आइ. गोदामक खेल छिऐ। एफ.सी.आइ. गोदाम तँ ब्लौके-ब्लौके ने अछि। तँए देखबहक जे डीलर सबहक नम्मर लगल अछि। सभकेँ औगताइ करैत देखबहक। किएक तँ अपन टाएर गाड़ी तँ सभ डीलरक रहै नइ छइ। अधिक डीलर भड़ेपर गाड़ी लऽ जाइए। तँए मनमे होइत रहै छै जे जेते जल्दी समान हएत तेते कम भाड़ा लगत, तँए कियो समान तौलबैत नै अछि। हँ, जँ कियो पच्चीस रूपैए बोरा मनेजरकेँ

दऽ देने रहलै ओकरा तँ नीक समानो आ पुरल बोरो देलक आ जे पाइ नै देने रहल ओकरा समानो दब आ घटल बोरो देलक। चोर-पर-चोर अछि!"

क्षुब्ध होइत उमाकान्त बाजल-

"हद लीला सभ अछि।"

मिश्रीलाल-

"आब मार्केटिंग अफसर एम.ओ.क बात सुनह। अखुनका जे एम.ओ. अछि ओ पिआक अछि। ओना, काज करैमे भुते अछि। रस्तो-बाटमे मोटर साइकिल लगा फाइलपर लिखि दइए, मुदा ओहिना नहि। पहिले एक बोतल पिआ देबहक, तखन।"

उमाकान्त-

"अफसर भऽ कऽ रस्ता-बाटपर बोतल पीबैए?"

ठहाका मारि हँसि मिश्रीलाल-

"बौआ, तूँ गाम-घरक बात बुझै छहक। गाम-घरमे जे छोट-पैघ आकि इज्जत-आबरूक विचार अछि ओ केतए पेबह। मुदा तैयो ओकरामे दूटा गुण जरूर छइ। पहिल गुण छै जे आन कोनो स्त्रीगण दिस नै तकैए। आ दोसर गुण छै जे केकरोसँ एक्को पाइ नै लइए। मुदा ऐसँ पहिलुका एम.ओ. जे रहए ओ भारी पइ-खौक। सभ काजक रेट बनौने रहए। जे सभ बुझइ। तँए जेकरा जे काज रहै ओ ओइ हिसाबसँ पाइ दऽ दइ आ लगले काज करा लिअए।"

मुस्कियाइत उमाकान्त-

"तब तँ पक्का नटकिया सभ अछि।"

मिश्रीलाल-

"नटकिया कि नटकिया जकाँ अछि। रंग-बिरंगक चोर सभ पसरल

अछि। कियो धनक चोर अछि तँ कियो धर्मक। कियो बुधिक चोर अछि तँ कियो विवेकक। केते कहबह। तेसराक सुनह। अन्दाज करीब पचपन छप्पन बर्खक उमेर ओकर रहइ। मुदा फीट-फाटमे जुआनक कान कटैत। जेहने हीरोकट कपड़ा पहिरैत तेहने हिप्पीकट केश रखैत। रंग-बिरंगक तेल आ सेंट लगबै। हरिदम ऊपरका जेबीमे ककही देखबे करितहक। रातियोमे कएक बेर केश सीटइ। चौबीस घन्टामे दू बेर दाढ़ी बनबै। ओ एम.ओ. भारी नरचोप, जेहने अपने तेहने बहुओ। दिन भरिमे पच्चीसो बेर कपड़ा साड़ी-ब्लाउज आ जूत्ता-चप्पल बदलै। केशमे केते रंगक क्लीप लगबै तेकर ठेकान नहि। भरि दिन रिक्सापर ऐ डेरासँ ओइ डेरा आ ऐ बजारसँ ओइ बजार घुमिते रहै छल। संयोगो ओकरा नीक भेटलै। एक्के बेर बी.डी.ओ., सी.ओ.क बदली भऽ गेलइ। ओकरे दुनू गोरे चार्ज दऽ कऽ गेल। ओही बीच शिक्षा मित्रक भेकेन्सी भेल। लड़की सभकेँ आरक्षण भेटलै। जइमे जाति प्रमाणपत्रक जरूरत पड़इ।"

अपसोच करैत मिश्रीलाल आगू बाजल-

"बौआ की कहबह, ओइ सालाक डेरा बेश्यालय बनि गेल! करखनो ब्लौक ऑफिसमे नै बैइसै। जहन बैसबो करै तँ आन-आन कागत देखै मुदा एक्कोटा जाति प्रमाणपत्रपर हस्ताक्षर नै करइ।"

बिच्चेमे उमाकान्त बाजल-

"परिवारक कियो किछु ने कहइ?"

"स्त्रीक विषयमे तँ कहिए देलियह। जेठकी बेटी बी.ए.मे पढ़ैत रहइ। ओकरो चालि-ढालि बापे-माए जकाँ। कौलेजेक एकटा छौंड़ा जे आदिवासी क्रिश्चन छल तेकरा संग भागि गेल।"

उमाकान्त-

"बाप-माएकेँ लाज नइ भेलइ?"

"लाज तँ तेहेन भेलै जे राता-राती ऐठामसँ भागल।"

“अहूँकेँ बहुत काज अछि आ हमरो मन भरि गेल। आखिरीमे एकटा बात बुझा दिअ।”

मिश्रीलाल-

“की?”

उमाकान्त-

“अहाँ केना अप्पन प्रतिष्ठा समाजो आ ऑफिसोमे बना कऽ रखने छी?”

मिश्रीलाल मुस्कियाइत-

“समाजमे जेकरा ऐठाम सराध, बिआह, उपनैन, मूड़न, भनडारा वा आन कोनो तरहक काज होइ छै तँ ओकरा हम जरूर चीन्नियोँ आ मटियो तेलक पूर्ति कैये दइ छिऐ। भलेँ अपना लग नहियोँ रहल तैयो जेतए-तेतएसँ आनि पुराए दइ छिऐ। जइसँ समाजक सभ खुशी रहैए। ऑफिसक बात तँ पहिने कहि देलियह।”

उमाकान्त-

“हमरा की करक चाही? किएक तँ जइ हिसाबे अहाँ कहलौं तइसँ हम्मर मन भटैक रहल अछि।”

मिश्रीलाल-

“बौआ, जहन लाइसेंस बना लेलह तहन कम-सँ-कम एक खेप समान उठा कऽ बाँटि लएह। जइसँ समाजोक चालि-ढालि आ ऑफिसोक चालि-ढालि देख लेबहक। बेवहारिक ज्ञान भऽ जेतह। बेवहारिके ज्ञान असली ज्ञान छिऐ। अखन हम एते मदैत जरूर कऽ देबह जे तोरा केतौ अड़चन नै हेतह। मुदा दोसर खेपक भार हम नै लेबह। किएक तँ बुझिते छहक जे बिलाइ जे मूससँ दोस्ती करत तँ खाएत की? तोरो सीखैक अवसर भेट जेतह।”

उमाकान्त-

“बड़बढ़ियाँ! जहिना अहाँ कहलौं तहिना करब।”

मिश्रीलाल-

“बाउ, आब तँ हम बुढ़ भेलौं। जहिया हम सोल्हे बर्खक रही तहिए-सँ डीलरी करै छी। मुदा पहिलुका आ अखुनकामे अकास-पतालक अन्तर भऽ गेल अछि। जेते धन आ शिक्षाक प्रसार भेल जा रहल छै ओते घटिया मनुख सेहो बढ़ि रहल अछि। पहिने इमानदार लोक बेसी छल मुदा आब आँगुरपर गनए पड़तह। हम तँ डीलरीमे रमि गेलौं। सभ घाटक पानि पिनाइ सीखि नेने छी तँए नीक छी।”

उमाकान्त-

“चलैत-चलैत किछु..?”

“जहिना आमक गाछ होइ छै जे आमक आँठीसँ जनमैए तहिना तँ मनुखोक होइ छइ। दुनियाँमे जेते मनुख अछि, सभ तँ मुरूखे भऽ कऽ जन्म लइए। मुदा ऐठाम जेकरा जेहेन परिवार, समाज आ वातावरण भेटै छै ओ ओहेन बनैए। जहिना आमक छोट-छोट सरही गाछकेँ नीक-नीक कलमी आमक गाछक डारिमे बान्हि कलम लगा नीक-नीक आम बनौल जाइए। तहिना मनुखोक होइत। मुदा नीक परिवार, नीक समाज ऐछे केतेक। अधिकांश तँ गेले-गुजरल अछि। ने सभकेँ भरि पेट खेनाइ भेटै छै आ ने नीक बात-विचार। तहन नीक मनुख बनत केना? जाधैर नीक मनुख नै बनत ताधैर नीक समाज केना बनत? तहन तँ जएह अछि तइमे अपनाकेँ जेते नीक बना जीब सकी, वएह संतोखक बात। तहूँ अखन सादा कागत जकाँ साफ छह, तँए हम चाहब जे गन्दा नै हुअ। जेहेन विचार, हाथ होइत कर्म बनि निकलतह तेहेन जिनगी हेतह। कियो शरीरांतकेँ मृत्यु बुझैए आ कियो आत्माक हननकेँ। मनुखमे असीम शक्ति छिपल छै, ओकरा जगबैक अछि, जे हमहूँ सेरिया कऽ नहियेँ बुझै

छिऐ।”

जहिना तेज हथियार हाथमे एलासँ सक्कत-सक्कत वस्तु काटैक हूबा बनि जाइत तहिना उमाकान्तोकेँ भेल। विचार केलक जे आब बैलगाड़ीक जुग नइ रहल। मशीनक जुग आबि गेल तँए हमहूँ अपना हाथसँ इन्जिने चलाएब।

❑ साभार : गामक जिनगी

# धर्मनाथ

प्रशासनिक सेवाक पच्चीस सालक पछाइत धर्मनाथ एहेन दलदलमे फँसि गेला जइसँ निकलब कठिन भऽ गेलैन। सुसम्पन्न परिवारमे जन्म भेने जिनगीमे कहियो दुखक अनुभव नइ भेल छेलैन। परिवारमे सरबे-सरबा पिता रहथिन तँए कोनो पैघ-सँ-पैघ काज उपस्थित भेने निपैट जाइन। लोप होइत जमीन्दारी बेवस्था, ढेरो सम्पैत गाम-सँ-बाहर धरि रहैन। चारि भाँइक भैयारी रघुनाथकेँ। चारू भाँइक बीच बँटवारा भऽ गेलैन। मन्दिर, स्कूल, खेत, पोखैर सभ बँटा गेलैन। भैयारीमे जेठ रहने रघुनाथकेँ पाँच बीघा जमीन जेठौंस तरे भेटलैन। रघुनाथकेँ चारि कन्या तीन पुत्र। दू कन्याक बिआह साझीए-मे भेल छेलैन। बाँकी दुनू कन्याक बिआहमे आठ बीघा खेत बिकलैन। घरक बरतन-बासन आ गहना-जेबर सेहो बन्हकी लगि गेलैन। तैयो पहिलुका अपेक्षा कुटुमैती हल्लुके भेलैन।

बच्चेसँ घर्मनाथ सुशील, सौम्य आ कर्मठ, जइसँ आइ.ए.एस. परीक्षा नीक-नहाँति पास केलैन। आइ.ए.एस. अफसर बनिते खानदान रूपी वृक्षमे फूल खिलल। अखन धरि परिवारमे सरस्वतीक अपेक्षा लक्ष्मीक सेवा अधिक होइत, जे आब बदलल। खानगी शिक्षा सार्वजनिक रूपमे बढ़ए लगल। घरक चिन्तासँ मुक्त धर्मनाथ, तँए

परिवारक भविस मात्र अनुमानसँ करैथ। अखन धरिक सेवा (नोकरी) धर्मनाथक इमानदारीक गंगामे बीतल। जहिना गंगामे सुरूजक प्रकाश पड़लासँ चमकैए तहिना धर्मनाथक जिनगीमे इमान स्पष्ट झलकैत रहैन।

आरम्भमे कम वेतन आ छोट परिवारो धर्मनाथकेँ रहैन। जे आस्ते-आस्ते परिवारो बढ़लैन आ वेतनो। पाछू-पाछू महगियो पछुऔलकैन। बासी बँचए ने कुत्ता खाए। मासक कमाइ मासेमे सठि जाइन।

परिवारक बजट, धर्मनाथ एहेन बनौने छला जे वेतनक भीतरे चलि जाइन। मुदा संगी-साथीक बीच पैंच-पालट सेहो चलैत रहैन। कर्ज लेब आ सूदिपर कर्ज देब, दुनूकेँ धर्मनाथ पाप बुझैथ। सदिखन परियास रहैन जे परिवार मेहनती बनए। पत्नी समैक उपयोग नियमबद्ध भऽ करैन। खाइ-पीबैक वस्तुसँ लऽ कऽ नुआ-बस्तरपर विशेष धियान राखैथ। कपड़ा साफ करब, आइरन करब, सुइया-डोराक छोट-छीन काज इत्यादि अपने कऽ लइ छेली। पढ़ै-लिखैक वातावरण धर्मनाथक क्रिया-कलापसँ प्रभावित छल। सालक मास भरिक छुट्टी धर्मनाथ गामेमे सपरिवार बितबै छला। छुट्टीए मासक वेतनसँ गाड़ीक मासूलक संग सनेस तक पुरबै छला।

रघुनाथ मने-मन सोचै छला जे गामक अज-गज देख धर्मनाथकेँ होइत हेतैन जे कोनो वस्तुक कमी नहि, मुदा बिना खेत बेचने परिवारक गाड़ी ससरब कठिन अछि। जेते खेत बिकाइ छेलैन ओते उपजो कमिते जाइ छेलैन।

नमहर-नमहर घर। जेकर मरम्मत आ रंग-टीप करैमे सेहो अधिक खर्च होइ छेलैन। ढहल-ढनमनाएल हथिसार। घोड़ाक घर ओहिना पड़ल जइमे बिढ़नी, मधुमाछी, बादुर खोंता लगौने। कटैया काँट आ अन्डीक गाछ सौंसे घरमे जन्मल। जँ टुटलाहा घरक पजेबो रघुनाथ बेच लितैथ तैयो केते काज ससैर जैतैन मुदा जँ घरक पजेबा बिकाएत तँ बाँकीए की

रहत! घरक आगू झील जकाँ पोखैर। पोखैरक चारू महारमे चारिटा ईंटा-सीमटीक घाट बनौल। पुरान भेने चारू घाट टुटि गेल छल, जइसँ नहाइयो-जोकर आब नइ रहल। पजेबा गुड़ैक-गुड़ैक निच्चाँ-पानिमे छिड़िया गेल। पैरमे चोट लगै दुआरे लोक नहेनाइए छोड़ि देलक। सौंसे पोखैर समाढ़ आ कुम्ही तेना वोन जकाँ भेल जे पैसब मोसकिल। बीघा भरिक फुलवाड़ी, जइमे सैयो रंगक फूल लगौल छल। चारिटा नोकर सभ दिन फूलेक देखभाल करै छल जे अखन गाए-महींसक चारागाह बनि गेल।

एक मास अधिक छुट्टी लऽ धर्मनाथ गाम एला। मनमे विचारि आएल छला जे जेठ बेटीक बिआह करब। आशा बी.ए. आनर्सक परीक्षा देने छल। कन्यादान माए-बाप-ले ओहने होइत जेहने बेटा-ले वृद्ध माए-बापक सेवा। उन्नैसम बर्ख आशा टपि गेल, तँए बिआह करब आवश्यक छेलैन। मने-मन धर्मनाथ सोचै छला जे ओहन कार्य उपस्थिति भऽ गेल अछि जइ सम्बन्धमे किछु ने बुझै छी। केना हएत? की करब? किनका कहबैन? विचित्र उलझनमे धर्मनाथक मन उलझल रहैन। हमहूँ तँ समाजमे केकरो कोनो उपकार नै केलिऐ तँए कियो हमरे किए करत? गुनधुन करैत कोठरीसँ निकैल, असकरे टहलबो करैथ आ सोचबो करैथ।

गामक बेरोजगार युवक सभ, धर्मनाथकेँ बाहर बुलैत देख कियो साइकिलपर चढ़ि तँ, कियो मोटर साइकिलपर छींटबला शर्ट-पेंट पहिर केश फहरबैत, बामा हाथे रुमाल आ दहिना हाथे साइकिलक हेण्डिल पकड़ने, मुँहमे सिगरेट लगौने धर्मनाथक आगूमे अँठि-अँठि कऽ धुँओ उड़बैत आ चक्करो कटैत। ओना, धर्मनाथ मुड़ी निच्चाँ केने चलैथ मुदा अफसरक आँखि बिना देखने केना रहत। इमानक आँखि रहने धर्मनाथमे कोनो करुआहट नहि, जे प्रतिष्ठाकेँ मिसियो भरि डगमगैबतैन। मने-मन यएह सोचैथ जे प्रतिष्ठा ओहन वस्तु छी जे ने केकरो देने होइ छै आ ने

केकरो लेने जाइते छइ। ओ अपने केने होइ छै आ अपने केने जाइ छइ।

गाम एला धर्मनाथकेँ सात दिन भऽ गेलैन। मुदा अखन धरि बिआहक कोनो चरचो नइ भेल।

आठम दिन धर्मनाथ आशाक बिआहक चर्चा पिता लग केलखिन। पिता असमंजसमे पड़ि मने-मन सोचए लगला जे अखन धरि जेहेन खानदानी आ सम्पन्न परिवारमे कुटुमैटी करैत एलौं, ओहन घरमे एते पढ़ल-लिखल बर भेटब मोसकिल अछि। जँ भेटबो करत तँ खर्चाक इत्ता नइ रहत। धर्मनाथ केते खर्च करता से कहबे ने केलैन। पुछबैन केना? हमरो तँ पोतीए छी। खाएर.., बोल-भरोस दइक खियालसँ रघुनाथ फोन उठा कुटुमसँ लऽ कऽ दोस-महिम धरिकेँ जानकारी दैत भँजियबैले कहलखिन।

जिनगीक चढ़ा-उतरी रघुनाथक विचारकेँ बदैल देलकैन। जखन पहिलुका सुख-भोग मन पड़ै छेलैन तँ आँखिसँ नोर टघड़ए लगैन। मुदा आब पछतेनहि की, चिड़िया तँ चुकि गेल! जेतबो दिन मृत्युक शेष छैन ओहो केते निच्चाँ ढड़कतैन सेहो ठीक नहि। सिरिफ एक्केठामसँ एम.ए. पास लड़का भाँजपर चढ़लैन मुदा कुल-मूल दब।

जमा केलहा सहित बिआहक खर्च लेल धर्मनाथ एक लाख रूपैआ लऽ कऽ आएल छला। दरमाहापर जिनिहारकेँ परिवारक खर्च पुरौलापर जेतेक बँचैत ओ जँ जिनगियो भरि जमा तरता तैयो आइक युगमे एकटा बेटीक बिआह पार लगब कठिन अछि।

प्रशासनिक काजमे धर्मनाथ दक्ष बुझल जाइत तँए विशेष इज्जत रहैन। इमान आ चरित्रकेँ बँचबैत धर्मनाथ ऊपर-निच्चाँक बीच ताल-मेल बैसा आसानीसँ ऑफिसक काज निपटा लइ छला। मुदा परिवारक काजसँ अनभिज्ञ रहने किछु फुरबे ने करैन। गाम एलापर मने-मन अन्दाजैथ जे कियो मदैत करैबला छैथ कि नहि! एकाएक धर्मनाथकेँ

पच्चीस-तीस साल पहिलुका बात मन पड़लैन। प्रोफेसर रामरतन, जे विचारवान आ समाजिक लोक सेहो छैथ, गुरुओ छैथ, दू साल पढ़ेनौं छैथ, हुनका जा कऽ कहिऐन। हमरासँ तँ कहियो हुनका मुहाँ-ठुट्ठी नइ भेलैन मुदा पिताजीसँ बक्क-झक्क होइते रहै छैन। सायंकाल धर्मनाथ राधाकेँ कहलखिन-

"काकीजी, ऐठाम जा रहल छी। जँ काकाजी भेँट भऽ जेता तँ बात-विचार करैमे अबेरो भऽ सकैए। तँए अनदेशा नै करब।"

एक टकसँ राधा पति दिस देखैत रहली। चिन्ता आ परेशानी धर्मनाथक चेहरासँ स्पष्ट झलकैत रहैन, पछाइत राधाक नजैर चन्द्रमुखी आशापर पड़लैन, जे अखन धरि दुलार आ सिनेहक मूर्ति छल। अनासुरती कमी बुझि पड़ए लगलैन। थलकमल जकाँ। जे सूर्योदयसँ पहिने उज्जर रहैए आ रसे-रसे लाल होइत गाढ़ भऽ जाइए, तहिना आशाक प्रति बदलैत सिनेह राधाकेँ बुझि पड़ए लगलैन। मने-मन सोचए लगली। यएह छी आजुक समाज। जे बेटी समाजक बुझल जाइए वएह अगम पानिमे गड़गोटियो दइए। ..गुम-सुम राधा ओसारपर बैस रहली।

माइक खसल मन देख आशा पुछलकैन-

"माए, मन किए एते खसल छौ?"

अपनाकेँ छिपबैत राधा बजली-

"नइ- नइ, कहाँ! क... ।"

राधा अपन बेथाकेँ छिपबए लगली, मुदा मलिन मुँह आ बोलक ध्वनि बेथाकेँ अढ़े-अढ़ निकालैत रहैन।

प्रोफेसर रामरतनक दरबज्जा सुन्न देख धर्मनाथ ठाढ़ भऽ सोचए लगला जे भरिसक नै छैथ। मुदा बिना भाँज लगौने घुमबो उचित नहि। असगरे धर्मनाथ प्रोफेसर रामरतनक दुआरपर ठाढ़ रहला। थोड़े-कालक पछाइत तीन-चारि गोरेकेँ अबैत देख बोली अकानैत धर्मनाथक हृदैमे

आशा जगलैन। एक गोरेक हाथमे दूधक लोटा। प्रोफेसर रामरतनकेँ देखते जेना भादवक दुपहरियामे कारी मेघसँ झाँपल सुरूज हवाक सिहकीसँ छँटि जाइए आ भुक-दे सुरूज देख पड़ैत तहिना धर्मनाथकेँ भेलैन। लग अबिते धर्मनाथ प्रोफेसर रामरतनकेँ गोड़ लगलैन।

धर्मनाथकेँ असीरवाद दैत बाँहि पकैड़ चौकीपर बैसबैत प्रोफेसर रामरतन अपने हाथ-पएर धोइले कलपर गेला। पत्नी चित्रलेखा लालटेन नेस आँगनसँ नेने एली। चित्रलेखोकेँ देखते धर्मनाथ गोड़ लगलैन।

असिरवाद दैत चित्रलेखा बजली-

“भगवान, एक-सँ-एक्कैस करैथ। बौआ, अखन केतए छी?”

“चाची, छी तँ बड़ दूर, जनिते हेबै केरल।”

“परिवार आनन्दसँ रहै छैथ किने?”

“हँ, अपने सबहक दयासँ सभ आनन्द अछि।”

“बच्चा?”

“तीन भाए-बहिन। जेठ बेटी, छोट दुनू बेटा। आशा बी.ए.मे परीक्षा देलक। जेठ बेटा आइ.ए.मे आ छोट मैट्रिकमे पढ़ैए।”

“आशा बिआह करै जोग तँ भऽ गेल हएत। काज केनहि बढ़ियाँ।”

“अपनो सएह विचार अछि। तखन तँ...।”

“भगवान थोड़े अधला करता। जे मनमे अछि से हेबे करत। अहाँ सन बेटा भगवान सभकेँ देथुन।”

चित्रलेखाक बात सुनि धर्मनाथक आँखि सिमसिमा गेलैन जे नोरक बून बनि निकलए चाहै छल, जेकरा अपन बामा हाथसँ धर्मनाथ पोछि लेलैन। मुदा बोली फुटिते धर्मनाथक हृदैक बेथा निकलए लगलैन। एकाएक धर्मनाथक मनमे एलैन जे एते पैघ पदपर रहनिहारकेँ जँ आँखिसँ नोर खसैन जे देशक सभसँ पैघ बुझल जाइए! तखन खुशीसँ के रहैत

हएत। ताबे प्रोफेसर रामरतन चापाकलपर सँ हाथ-पएर धोइ खराम पटपटबैत दरबज्जापर एला।

चाहो बनल। लोटामे पानि नेने चित्रलेखा एली। गिलासमे लोटासँ पानि ढारि धर्मनाथकेँ देलखिन। एक गिलास पानि पीब धर्मनाथ चाह पीबए लगला। प्रोफेसर रामरतन चाहक चुस्की लैत धर्मनाथकेँ कुशल पुछलखिन। कुशलक क्रममे धर्मनाथ आशा बिआहक चर्च केलैन।

प्रोफेसर रामरतन कहलखिन-

"केकर बाँकी रहलैए जे अहाँक नै हएत।"

"चाचाजी, समाजसँ तँ सभ दिन हटल रहलौं। जिनगीक पहिल काज छी तँए अगम-अथाह बुझि पड़ैए।"

मुड़ी डोलबैत रामरतन बजला-

"हँ, ठीके कहलौं। अहाँ हमर समाजे नहि, छात्रो छी तँए अहाँक बेटी की हमर बेटी नहि?"

प्रोफेसर रामरतनक विचार सुनि धर्मनाथक ह्रदैमे आशाक अँकुर उदित हुअ लगलैन। जहिना धारामे भँसैतकेँ किछु सहारा भेटलापर खुशी होइ छै तहिना धर्मनाथोकेँ भेलैन।

पच्चीस-तीस बर्ख पहिलुका प्रोफेसर रामरतनक रूप धर्मनाथक ह्रदैमे नाचए लगलैन। धर्मनाथ जिनगीक ओइ चौबट्टीपर आबि ठाढ़ भेल छला, जैठामसँ आगूक रस्ता की हएत से बुझबे ने करैथ। अपन बेथा व्यक्त करैत धर्मनाथ बजला-

"दू मासक छुट्टी लऽ कऽ एलौं जे बेटी बिआहक प्रक्रिया पूरा कऽ घूमब। मुदा आठ दिन ओहिना बीति गेल।"

"सभ काज हँसी-खुशीसँ सम्पन्न भऽ जाएत आ समयपर चलियो जाएब। बीचमे किछु प्रश्न अछि। अखन धरि जमीनदार खनदानमे रहलौं,

जेकर पतन भऽ गेल। सिरिफ ओकर ढाँचा ठाढ़ छइ। जे उदीयमान अछि ओइ दिशामे बढ़ब बुधियारी होएत।"

"अपनेक ऊपर बिआहक भार दऽ रहल छी तँए कोनो तरहक मान-अपमानक प्रश्न मनमे नै अछि।"

"दहेज विरोधी हम सभ दिन रहलौं जेकरे चलैत अहाँक पिताजीक संग मतभेद रहल। मतभेदोक उपरान्त कहियो कोनो अधला केलौं से अखनो मन नइ अछि। आशा हमर बेटी छी। कन्यादान हम करब!"

जोशमे बजैत प्रोफेसर रामरतन उठि कऽ ठाढ़ भऽ गेला। ..अन्हरिया रातिक दुआरे राधा बेटा-बेटीक संगे प्रोफेसर रामरतन ऐठाम एली। दरबज्जासँ थोड़े फरिक्के रहैथ कि प्रोफेसर रामरतनकेँ जोरसँ बजैत सुनि ठाढ़ भऽ अकानए लगली। मुदा कोनो अनर्गल बात नै सुनि सभ दरबज्जाक आगू एली। दरबज्जा लग चारू गोरेकेँ देख प्रोफेसर रामरतन पुछलखिन। धर्मनाथक परिवार सुनिते उठि कऽ चारू गोरेकेँ आँगन लऽ जा पत्नीकेँ कहलखिन-

"जल्दी हिनका सभकेँ खुआउ। बिना खेने केना जाए देबैन?"

चारू गोरेकेँ चित्रलेखा रोटी-तरकारी खुऔलैन।

प्रोफेसर रामरतनक ऐठामसँ घुमैकाल धर्मनाथ पत्नीकेँ कहलखिन-

"जहिना आशाक बिआहक चिन्तासँ हृदए थरथराइ छल तहिना चाचाजीक आश्वासनसँ मन हल्लुक भऽ गेल। ओ सभ भार लऽ लेलैन।"

हँसैत राधा बजली-

"निर्बलकेँ बल राम होइ छइ। नीकक फल करवनो अधला नै होइ छइ। थोड़े-काल-ले समाजिक परिवेशमे भाइयो जाइ छै मुदा ओकर परवाह मनुखकेँ नै करैक चाही।"

प्रोफेसर रामरतन दीनानाथसँ बिआहक सम्बन्धमे सभ बात

केलैन। दीनानाथक बेटा एम.ए. कऽ पेट्रोल पम्प चलबैत। एकटा मैक्सी, भाड़ामे सेहो चलबैत। खेत तँ बहुत नहि, मुदा पाँच कोठरीक पक्का मकान आ घराड़ियो नमगर-चौड़गर। दीनानाथ हिन्दुस्तान मोटर कम्पनी कलकत्तासँ रिटायर भऽ गामेमे लेथ मशीन चलबैत। अपने पुरान मकेनिक। आशा आ श्यामक बीच बिना दहेजक बिआह पक्का भऽ गेल।

बिआहसँ पहिने समाचार पसैर गेल। रघुनाथक कानमे समाचार पहुँचल। समाचार सुनि एहेन चोट लगलैन जे एकाएक अचेत भऽ गेला। होश होइते सोचए लगला। एक दिस प्रोफेसर रामरतनक अगुआइमे बिआह होएत जे पुश्तैनी दुश्मन। दोसर जमीन्दारीक ठाठ-बाठकेँ पानिमे धर्मनाथ फेक रहल अछि! ओछाइनपर पड़ल रघुनाथ पत्नीकेँ कहलखिन-

“जइ आशासँ धर्मनाथकेँ पढ़ेलौं ओ सभ पानिमे चलि गेल!”

पत्नी पुछलकैन-

“किए एते करुआएल छी?”

“बोलीए-टा करुआएल अछि, होइए जे लोढ़ीसँ कपार फोड़ि मरि जाइ!”

“एना बताह जकाँ किए बजै छी?”

“हम बताह नइ छी, करेजमे चोट लगल अछि। एक क्षण ऐठाम रहब पहाड़ बुझि पड़ैए। जाबे धर्मनाथ रहत, हम ऐ घरमे नइ रहब। चलू, कल्हिए दुनू परानी काशी। ओत्तै रहब। जखन बाप-दादाक प्रतिष्ठाकेँ पानिमे फेक देलक, तखन जीबिये कऽ... ।”

“बड़ीटा दुनियाँ छै, नै हरिअर गाछ भेटत तँ सूखलो गाछ तँ भेटबे करत। ओतै रहब।”

पतिक बात सुनि पत्नीक मनमे एलैन, बीचमे हम की कऽ सकै छी। माथपर दुनू हाथ दऽ ओसारपर बैस गेली। दुनू आँखिसँ नोरक टघार चलए लगलैन। असकरे रघुनाथ ओछाइनपर पड़ल बड़बड़ाइत रहला।

बड़बड़ाइत-बड़बड़ाइत बोम फाड़ि कानए लगला। रघुनाथक कानब सुनि चारूकातसँ लोक दौगल आएल। डॉक्टर बजौल गेल। जाँचि कऽ डॉक्टर कहलकैन-

"दिमागक नस फटि गेलैन। अखने लहेरियासराय लऽ जैयौन।"

गाममे हल्ला भऽ गेल जे रघुनाथ बाबा मरि गेला।

जनिजाति सभ अपनामे गप्प करैत जे रघुनाथ बाबाकेँ भूत लगि गेलैन..! नवकी कन्या सभ बाजए लगली-

"बाबाकेँ चुड़ीन लगि गेलैन..!"

धिया-पुता सभ थपड़ी बाजा-बजा नचबो करैत आ बजबो करैत-

"बाबा मुइला पुड़ी-जिलेबीक भोज खाएब।"

❑ साभार : अर्द्धांगिनी

एक तम्मा सिदहा
एक घोंट पानि
करतब
पहाड़क बेथा
उदय-प्रलय

खेतक बँटवारा
पैंतीस साल पछुआ गेलौं
माघक चाह
घबाह ट्यूशन
चोर-सिपाही

उरीन
गुणहीन
बड़की माता
पोखला कटहर
राकशे रहि गेलौं

मुफतिया माल
हेराएल जिनगी
करिछौंह मुँह
कियो ने पुछैए
अँगनेमे हेरा गेलौं

वर्थ डे
सजल स्मृति
सेहन्ता
धोखा
एक मुठी घास

डुमैत जिनगी
हूसि गेल
ठेलाबला
जीविका
धर्मनाथ

किरदानी
भरमे-सरम
धोखा केतए भेल
मीनी भ्रष्टाचार
सोमनाकाका

पटियाबला
रिक्साबला
पसेनाक धरम
दूधबला
केना जीब?

सझिया खेती
सतभैंया पोखैर
दनियाँ डाबा
अर्जुन रोग
दोसराइत

उकड़ू समय
अवाक
कलंक : 1
बताहे बताह बनौलक
भैयारी हक

केकरा-ले केलौं
केकरो कियो ने
टुटली मरैया
बगबाइर
अपन मन अपन धन

एक धाप जमीन
भैयारी
साझी
सूदि भरना
सीमा-सरहद

चुनवाली
रेहना चाची
बुधनी दादी : 2
पुरनी नानी
एकबोलिया दादी

लछनमान
बिटगरहा
गलफूलू
लाही
पल भरि

छातीक हार
कोढ़िया सरधुआ
पहपैट
भोरक सपना
खोंटकर्मा

गपक पियाहुल लोक
धरमूदासक अखड़ाहा
हमरा नीक नहि लगैए
कर्ज : 1
आब नइ आगि लगैए?

घूर

एगच्छा आमक गाछ

प्रीगर शत्रु

दहेजुआ गाए

गठूलाक गारि

गण्डा

अब-तब

झूठे

उजगी

जेना हाथी रही

कनी हमरो सुनू

नोकरिहारा

अनका बेर ओंघी

लगबे ने कएल

ओ दिन

पान पराग

फोंक मकड़

झकास

ठोररंगू

हकार

ओझरी

दोती बिआह

कचहरिया रोग

नटकिया गति

भारीपन भार बनि गेल

दिन घटि गेल

पछताबा

परिवारक प्रतिष्ठा

पागलखाना

खाए चाहैए

गामे उपैट गेल

खतियाएल घर

किछु ने फुरैए

तिलकोरक तरुआ

पटोर

बेटाक चलैत

उग्रघारा

बेटीक कुभेला

दोहरी हाक

खिलतोड़

बापक चलैत
गाम बिसैर गेल
ठकहरबा
समैयक बेरबादी
न्याय चाही

रिजल्ट
बाल बोध
अपन गारि अपन दुआरि
सरही सौबजा
अउतरित प्रश्न

पनियाहा दूध
कन्हा भँट्टा
फलहार
गावीस मोइस
निनिया देवीक आराधना

कनियाँ-पुतरा
मानसरोवर यात्रा
गामक शकल-सूरत
मितक प्रयोजन
चैन-बेचैन

पाइक इज्जत
माघक घूर : 1
मधुमाछी
मति-गति
नैहराक धाड़

माघक घूर : 2
चहकल विचार
राक्षसक झड़
सद्विचार
पोखरिक सैरात

मनकमना
कटौज
किछु ने
हथियाएल खुरपी
झुटका विदाइ

खुदियाएल
गलती अपने भेल
बत्तु
असिरवाद उलैट गेल
उड़हैड़

जिगेसा
लेहाज
जानक मोल
समर्पण
स्तब्ध

भोरक झगड़ा
शालीनता
पान
पवनक विवेक
हरवाहि

समरथाइक भूत
समता
सुखाएल सूरत
खजाना
मौसी

कर्ज : 2
टुटल मनक जुटान
ऐँठ साड़ी
अस्तित्वक समाप्ति
जाति नहि पानि

विदाइ
कर्तव्यपरायन सुगा
निशाँ
दान-दैछना
माइक वचन

मथाहाथ
पाइक मोल
गंजन
नमहर फेरा
अपन काज

बेटपन
उमेद
एकोटा ने
कथनी नै करनी
मुसाइ पण्डित

घरवास
भूल
बत्तीसोअना
पुरनी भौजी
अर्द्धांगिनी

पेटगनाह
गंगा नहेलौं
बकठाँइ
गुलेती दास
खर्च

डॉक्टर हेमन्त
मनुखक मूल्य
तीन जुगिया भाय
आश्रम नहि सोभाव बदली
मायराम

शुभचिन्तक
विधवा बिआह
वैष्णवी भगवती
प्रेमी
शंका

मुइलो बिसेबैन
प्रतिभा
केतौ नै
हमर कोन दोख
असगरे

डीहक बटबारा
मूलधन
छूआ
लफ साग
नहरकन्हा

अपन सन मुँह
पाप आ पुण्य
चोरक चोरबती
मातृभूमि
कटा-कटी

हरदीक हरदा
बेरपर
झगड़ाउ-झोटैला
फॉगु
बुड़िबकहा बुड़िबक बनौलक

उलबा चाउर
पतझाड़
धरम काँट
तिलासंक्रान्तिक लाइ
कठफल

असहाज

बाबा बेलेश्वरनाथ

भौँटक गहमी

जेतए जे हौउ

नौमीक हकार

एकतीस मार्च

अगिलह

स्वर्ग आ नर्क

पीरारक फड़

मनकेँ फुसलबै छी

अकास दीप

माघ नहाइले जाएब

अतहतह

चौरचनक दही

तेतर भाइक कविता

अपन रोपल गाछी भुताहि

डभियाएल गाम

अखरा-दोखरा

गाछपर सँ खसला

सोनाक सुइत

बेटीक लिलसा

पुरान साड़ी

अभिनव अनुभव

अड़िकट्टा चोर

उझट बात

बहिन

मर्माहत

अलपुरिया बरी

दुधियाएल बरखा

चोरूक्का झगड़ा

त्राहि-कृष्ण

संकट

काँच सूत

बीरांगना : 2

सोग

विघटन

बगदल गाम

कलंक

उनटन

विद्रूताक मद

क्रान्तियोग | अनेरुआ बेटा
पाही पट्टी | कछमछी
गोहाइर | समदाही
मरियाएल मन | वारंट
मदैत नै चाही | एकाग्रचित

बोनिहारिन मरनी | गलगर भैंस
आशापर पानि पड़ल | प्रवल इच्छा
बुढ़िया दादी | अधखरूआ
बाबी | मोहरा
बुधनी दादी : 1 | भँसियाएल बाल-बोध

क्रियाशील | दूटा पाइ
समझौता | अपने केलहा
रत्न गमेवाक दुख | समुद्री विद्या
भाइक सिनेह | बीरांगना : 1
हारि | अनुशासन

जाम | बिहरन
विदाइ-दैछना | हारि-जीत : 1
टाइपिस्ट | अपसोच
गजपट खेती | अपन पुरखाक डीह
सुआद | खलओदार

पढ़ल सुगा बौक
गेल माघ उनतीस दिन बाँकी
मान
बालमण्डली
नीक बोल

कियो ने
स्वरोजगार
झिसीक मजा
लतियाएल जिनगी
सजमनियाँ आम

त्रिकालदर्शी
सड़ल दारीम
बटखौक
स्मृति शेष
बिसवास

हाथी आ मूस
गामक बान्ह
पनचैती
भबडाह
दूरी

गामक मुँह फेर देखब
गुड़ा-खुद्दीक रोटी
चौकीदारी
देव उठान
अनदिना

सुमति
आशापर पानि फेर गेल
चर्मरोग
केतौ ने रहलौं
मुँह-कान

बाबाक बाग-बगिया
पुरस्कार
फुसियाह
गामक सुरता
कचोट

जेकर चुन तेकर पुन
एते दिन अपना-ले आब अनका-ले
रमैत जोगी बोहैत पानि
पनचैती पनपना गेल
जेठुआ गरदा

खसैत गाछ
केते लग केते दूर : 2
कुघाटक मृत्यु
ओऽ होऽ होऽ हूसि गेल
मुड़ियाएल घर

उचितवक्ता
हारि-जीत : 2
हँसीएमे उड़ि गेलौं
मनोरथ
धरती-अकास

विचार हेरा गेल
घर तोड़ि देलिऐ
आजुक जिनगीक आइ परीछा
दोहरी मारि
धुर बुड़ि तोरा बजै ने अबै छौ!

डकरा हाल
सीरक गाछ
परतीहा खढ़
गरदैन कट्टा बेटा
कर्जखौक

सुरता
सगहा
पकिया चेला
अनगढ़ चेतना
धोतीक मान

चुप्पा पाल
जन्मतिथि
दियरबा-भैंसुर
फज्झैत
भुतलग्गू आकि भविसलग्गू

सिरमा
मनुखदेवा
अप्पन-बीरान
सुभिमानी जिनगी
मरूभूमि

मइटुग्गर
आने जकाँ
उमकी
मुँहक खतियान
ओसार

सरोजनी
सुभद्रा
देखल दिन : 1
पड़ाइन
चास-बास दुनू गेल

बेटी हम अपराधी छी
भोलानाथ बाबा
घटक बाबा
इजोरिया राति
भँसैत नाह

शम्भुदास
शिवजीक डाक-बाक्
सजाए
छुटि गेल
कनफुसकी

फाँसी
गति-मुक्ति
बजन्ता-बुझन्ता
अप्पन हारि
कोसलिया

मुसहैन
बिसाँढ़
मत्हानि
तेरहो करम
बात-कथा सुनौलक

बेटीक पैरुख
गैत-वीध
बेवहारिक
ठका गेलौं
साए कच्छे

करिछौन लाली
बलजोर
गति-गुद्दा
कलम हानि कऽ
अकाल

भैंटक लावा
डंका
काल्हि दिन
इमानदार घूसखोर
सनेस : 1

बेर परहक भदवा

केलवाड़ी

हँसैत लहास

बलधकेल कटौज

कान फुटल कप

सड़क-कातक खेत

सनेस

छोटका काका

कुकुरपन

हमर बाइनिक विचार

आइ एम शॉरी

देखल दिन : 2

मेकचो

कामिनी

संगी

ठकुआएल भुसवा

बपौती सम्पैत

दादी-माँ

कचहरिया भाय

एक दिन

५-५ टा कथाक १०० संग्रहक ई पंचदेव शृंखला मैथिलीमे पॉकेट-बुक्सक कमीकेँ पूर्ण करत। जतेक पन्ना, ततेक दाम, मोटामोटी दस-दस पन्नाक कथा। से पढ़ैयोमे सुभितगर आ कीनैयोमे सस्ता। एक उखड़ाहामे एकटा पॉकिट बुक्स खतम भऽ सकए, से साएगो पोथी साए उखड़ाहाक खोराकी भेल। श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक कथा-संसारसँ बीछल ऐ सभ रचनाक विषय-वस्तु अहाँक सामाजिक ज्ञानकेँ मोनो पाड़त आ बढ़ेबो करत आ अहाँकेँ सामाजिक प्राणी हेबाक बोधो कराएत। अहाँकेँ अधिकारक संग कर्तव्यक स्मरण कराएत, सरोकारी बनाएत। आ ई सभ मनोरंजनक संग भेटत। मैथिलीक ई पहिल पॉकेट-बुक्स सीरीज स्वागत योग्य अछि। **-गजेन्द्र ठाकुर**

**जगदीश प्रसाद मण्डलजीक रचना संसार :** 1. गीतांजलि, 2. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता- गीत संग्रह। 5. इन्द्रधनुषी अकास, 6. राति-दिन, 7. सतबेध- कविता संग्रह। 8. पंचवटी- एकांकी संचयन। 9. मिथिलाक बेटी, 10. कम्प्रोमाइज, 11. झमेलिया बिआह, 12. रत्नाकर डकैत, 13. स्वयंवर-नाटक। 14. मौलाइल गाछक फूल, 15. उत्थान-पतन, 16. जिनगीक जीत, 17. जीवन-मरण, 18. जीवन संघर्ष, 19. नै धाड़ैए, 20. बड़की बहिन, 21. भादवक आठ अन्हार, 22. सधबा-विधवा, 23. ठूठ गाछ, 24. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 25. लहसन, 26. पंगु, 27.आमक गाछी- उपन्यास। 28. कल्याणी, 29. सतमाए, 30. समझौता, 31. तामक तमघैल, 32. बीरांगना- एकांकी। 33. तरेगन, 34. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 35. शंभुदास, 36. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 37. गामक जिनगी, 38. अर्द्धांगिनी, 39. सतभैंया पोखैर, 40. गामक शकल-सूरत, 41. अपन मन अपन धन, 42. समरथाइक भूत, 43. अप्पन-बीरान, 44. बाल गोपाल, 45. भकमोड़, 46. उलबा चाउर, 47. पतझाड़, 48. लजबिजी, 49. उकड़ू समय, 50. मधुमाछी, 51. पसेनाक धरम, 52. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 53. फलहार, 54. खसैत गाछ, 55. एगच्छा आमक गाछ, 56. शुभचिन्तक, 57. गाछपर सँ खसला, 58. डभियाएल गाम, 59. गुलेती दास, 60. मुड़ियाएल घर, 61. बीरांगना, 62. स्मृति शेष, 63. बेटीक पैरुख, 64. क्रान्तियोग, 65. त्रिकालदर्शी, 66. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 67. दोहरी हाक, 68. सुभिमानी जिनगी, 69. देखल दिन, 70. गपक पियाहुल लोक, 71. दिवालीक दीप, 72. अप्पन गाम- लघु कथा संग्रह।



**पल्लवी प्रकाशन**
जे.एल.नेहरू मार्ग, तुलसी भवन
निर्मली, सुपौल, बिहार : 847452

